


Level 4

# आर्या कॉकपिट मे

**Author:** Nandita Jayaraj
**Illustrator:** Upamanyu Bhattacharyya
**Translator:** Kiran Choudhary



आर्या सदिखन उड़य चाहैत छलीह।



चारिम वर्षक अवस्था मे ओ रोजम्मा बनय चाहैत छलीह।

पहिलबेर ओ रोजम्मा के सर्कस मे देखने छलथिन। रोजम्मा एकटा कलावाज छल।

आर्या सेहो ओकरे जकाँ चमकदार कपड़ा ओढ़ि हवा मे झुलैत कलावाजी करैत छलीह।
हज़ारों देखनिहार हुनका लेल ताली बजावथि।

ओ सब दिन सर्कसक बुढ़िया जकर केश गुलाबी रंगक छल, ओकरा जेँका खा लैथ। ई सोचथि जे, सर्कसक जोकर सब सँ बढ़िया दोस्त बनि जायत।

सर्कसक कलावाज एकटा बड़का सीढ़ी पर चढ़ि, ऊपर टाँगल एक पातर सनक पटड़ा पर ठाढ़ भ जाइत छथि आ रस्सी सँ बान्हल एक टा डंटा (जकरा फ्लाई वार सेहो कहल जाइछ) पकड़ि झुलय लगैत छथि आओर झुलैत हवा मे कलावाजी सब करैत छथि।



जखन आर्या आठ वर्षक भेलीह, तखन ओ कल्पना चावला बनय चाहैत छलीह।

ओ अपना लेल संतोलिया रंगक अंतरिक्ष सूट बनवोलन्हि आ ओकरा ओ दिवा रात्रि पहिरने रहैत छलीह।

"आर्या, की अहाँ के एहि सूट मे गर्मी नहि लगैत अछि?"

"नहि माय, अंतरिक्ष यात्री सभ के एहेन सूटक अभ्यास लगवय पड़ैत छैक। अंतरिक्ष ,धरती जकाँ सुरक्षित नहि छैक। हमर सूट हमरा रक्षा करत।"

*कल्पना चावलाक जन्म भारत के हरियाणा प्रान्त मे भेल छलनि। पैघ भेलाक बाद ओ अंतरिक्ष यात्री बनलथि आओर ओ 252 बेर धरतीक परिक्रमा केलथि। कल्पना चावलाक मृत्यु अपन कार्य करैत अवस्था मे एक दुर्घटना क्रमे भेल जखन अंतरिक्ष यान अंतरिक्ष सँ धरतीक वायुमंडल मे प्रवेश क रहल छल।*




बारह वर्षक अवस्था मे आर्या एमेलिया एअरहार्ट बनय चाहैत छलीह।

अपन विद्यालयक एक परियोजना कार्य हेतु ओ हवाई जहाजक प्रतिरूप सेहो बनोलनि । यद्यपि प्रतिरूप हवाई जहाज उड़ि नहि पायल मुदा आर्या के हुनक प्रयास लेल द्वितीय स्थान भेटलनि।

ओहि समयक दरमियान आर्या अपन केश एमेलिया एअरहार्ट जकाँ कटबा लेने छलीह।

एमेलिआ अटलांटिक महासगरक ऊपर सँ एसगरे उड़ान भरै वाली पहिल महिला चालक छलीह। एमेलियाक सपना छलनि जे भूमध्य रेखाक समानान्तर उड़ान भरैत धरतीक परिक्रमा करी। एहि सपना के पूरा करैक हेतु ओ उड़ान भरलन्हि,मुदा प्रशांत महासागर के ऊपर कतहु हुनकर विमान विलुप्त भ गेलन्हि।



जल्दिये आर्या अंगुलिया बाई,कुमुदम्मल आओर सरला ठकरालक बारे मे सुनलनि।ओ विमान चलोनिहारि पहिल भारतीय महिला छलीह।

अंगुलिया बाई तँ मात्र सोलहे वर्षक छलीह।

"हम नमहर हेबाक प्रतीक्षा नहि क सकैत छी माय।"
"कियैक? जाहि सँ अहाँ गाड़ी चला सकी?"
"आ की, जाहि सँ अहाँ चुनाव मे वोट खसा सकी?"
"नहि"
"फेर कियैक?"
"जाहि सँ हम हवाई जहाज उड़ा सकी"

*मई 1935 मे 19 वर्षक कुमुदम्मल आ 16 वर्षक अंगुलिया बाई "A" लाइसेंस पौनिहाइर पहिल भारतीय महिला विमान चालक बनलीह। ओ सब मद्रास फ्लाई क्लब मे प्रशिक्षण पौलनि।*



जखन आर्या अठारह वर्षक भेलीह, तखन ओ लड़ाकू विमानक चालक अर्थात फाइटर पायलट बनय चाहैत छलीह।

"ई के छथिन बहिन" हुनक छोट भाई राजू ,देवाल पर लागल फ़ोटो देखि पुछलक"

"ई सभ, भावना, अवनी, आओर मोहना छथिन्ह। भारत के पहिल महिला फाइटर पायलट।"
"की ओ सब अहाँक मित्र छथिन?"

आर्या हँसय लगलीह "की पता ,कहियो ओ सब हमर दोस्त बनिये जाइथ राजू"

*मोहना, भावना आओर अवनी भारतक पहिल महिला फाइटर पायलट*
*अर्थात लड़ाकू विमान चालक छथिन।*
*एहि सँ पूर्व मात्र पुरुष के फाइटर पायलट बनबाक हेतु अनुमति छल।*
*ई सभ ऊपर आकाश मे उड़ान भरैत अपन सभक देशक सीमाक रक्षा करैत छथिन।*
*बाढ़ि आ भूकंप मे लोकक सहायता करैत छथि।*

आर्या विमान चालक केर प्रशिक्षण लेल पैसाक बचत केलनि।

कतेको वर्ष धरि कठिन पढ़ाई कs ओ अनुभवी विमान चालक सभ सँ प्रशिक्षण लेलनि। ओ बहुत मेहनत केलनि आओर खूब गाजर सभ खेलनि। मायक कहब छनि जे गाजर आँखिक लेल बहुत बढ़िया होइत छैक।





आओर एहि तरहेँ आर्या आई कॉकपिट मे बैसल छथि।

आजुक दिन हुनका लेल बहुत खास दिन थिक। आई भोर मे हुनक विमान मे दू टा खास यात्री छथिन।




***"माय, बहिन आ लोक सभ, हम छी अहाँ सभक कप्तान आर्या। विमान मे अहाँ सब गोटे कैँ स्वागत अछि।"***

"बहिन"
"हमर बेटी"

# Acknowledgements




Aripana Foundation, Darbhanga, works for the development of North Bihar with a focus on education. Through Project Lemonchoos, it strives to create quality children's literature in the underserved language Maithili. Aripana Foundation has coordinated the creation of this book with several individuals, in partnership with Pratham Books' Storyweaver.

## Story Attribution:

This story: आर्या कॉकपिट मे is translated by Kiran Choudhary . The © for this translation lies with Pratham Books, 2021. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Based on Original story: 'Arya in the Cockpit', by Nandita Jayaraj . © Pratham Books , 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license.

## Other Credits:

'Arya Cockpit me' has been published on StoryWeaver by Pratham Books. www.prathambooks.org.

## Images Attributions:

Cover page: A girl and an aeroplane, by Upamanyu Bhattacharyya © Pratham Books, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 2: A girl flying a paper plane, by Upamanyu Bhattacharyya © Pratham Books, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 3: Trapeze artists, by Upamanyu Bhattacharyya © Pratham Books, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 4: Message board, by Upamanyu Bhattacharyya © Pratham Books, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 5: A girl in a spacesuit with a poster of Kalpana Chawla in her room, by Upamanyu Bhattacharyya © Pratham Books, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 6: Message board, by Upamanyu Bhattacharyya © Pratham Books, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 7: A girl with a book about Amelia Earhart, by Upamanyu Bhattacharyya © Pratham Books, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 8: Message board, by Upamanyu Bhattacharyya © Pratham Books, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 9: A girl watching a pilot fly, by Upamanyu Bhattacharyya © Pratham Books, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 10: Message board, by Upamanyu Bhattacharyya © Pratham Books, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license.

## Images Attributions:

Page 11: Fighter pilots in the newspaper, by Upamanyu Bhattacharyya © Pratham Books, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 12: Message board, by Upamanyu Bhattacharyya © Pratham Books, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 13: A girl studying at her desk, by Upamanyu Bhattacharyya © Pratham Books, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 14: A male and a female pilot in the cockpit, by Upamanyu Bhattacharyya © Pratham Books, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 15: A woman and a boy on a flight , by Upamanyu Bhattacharyya © Pratham Books, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license.

# आर्या कॉकपिट मे

(English-Maithili)

आर्याक सपना सदिखन हवा मे उरबाक छलनि। अपने लोकनि अपन अपन सीट बेल्ट बान्हि लिअ एहि महत्वपूर्ण हवाई यात्रा पर।

This is a Level 4 book for children who can read fluently and with confidence.

